**Maithili Books can be purchased from:**
**http://www.amazon.in/**
**For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-**
**http://www.amazon.com/**

**अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

गजेन्द्र ठाकुर
ggajendra@videha.com

२. गद्य



**कामिनी कामायनी**

**नोम्पेंह**

भोरे करीब पाँच बजे आंखि खुजल त अपना के मेकोंग नदी के तीर प ठाढ़ पयलों।कनी कनी निनियायल ,कनी कनी यात्रा स झमाराल ,उपर चितिर बीतिर आसमानदेख् क ,आ प्रातः के प्रमुदित समीरक स्पर्श स मोन प्रफुल्लित भ उठल।दूर नदी मे नाव चलि रहल छल।बड़ का विशाल नदी [तीन नदी ,मेकोंग ,बास्साक,टोनलसप,जाहि मे मेकोंग सबस पईघ अछि ],जे अनेकों देशक माटीसींचने आबिरहल छल ,अपन लंबाई मे ओतय बहि रहल छल ,एकरे चाकर चौरस छाती प बसलछै ,कोनो समय एशिया के मोती कहाबय बाला ,ओहि देश क राजधानी ,नोम्पेंह । मन के उद्दाम वेग के लगाम दईत पहिने स बुक होटल जाकय,स्नान

,खान पान केबाद तुरतही शहर भ्रमण के लिए निकसबा के छल समय बड़ कम छल ,दर्शनीय स्थान बेशी । मुख्य मुख्य स्थान के लिस्ट कैब ड्राईवर के पकड़ा देलिए।

सेयाम रेयाप स कनी बिशेष स्थिति ।देशक राजधानी अछि ,त स्वाभाविके छै ,जे देशक सबटा गणमान्य ,ओहदादार, पाग वाला लोक सब अहि ठाम रहैत छथी।सुंदर भवन ,प फ्रांसीसी स्थापत्य कला के बेसी प्रभाव छैक।[ कोनो समय मे फ्रांसीसी उपनिवेश जे छल]

ठाम ठाम प नगरक रच्छा करैत जेना ,विश्रामक मुद्रा मे , पाछा के दु पैर मोड़ने ,अगुलका दु पैर ठाढ़ शेरक मूर्ति सब विगत के राजसी वैभव के प्रदर्शित करिरहलछल। शहर के सड़क चौड़ा चौड़ा,साफ सुथरा सुचिक्कन सुंदर छै । कतेक ठाम ओकर सब के नेता के मूर्ति सेहो ठाढ़। फूल ,फव्वारा स सुसज्जितमैदान ,सड़क ,दोग,दाग ।

पहिलुक पड़ाव छल म्यूजियम ,बड़ दिव्य , प्राचीन खमेर कालक बस्तु आ कलाकृति स ऊबडुब। अँकोर काल स पहिनुक ,[चौथी सदी ]स ,अंकोर काल धरि[चौदहवी सदी के ] सबटा प्रमुख इतिहास जेना अहिठाम रेखांकित कयल गेल अछि ।

ओहिठाम स किछुए दूरी प राजभवन व राजकीय महल अछि ,जे अहि शहरक गौरव और बढ़ा दईत अछि । अहि विस्तृत भवन परिसर मे अनेकों दिव्य आआकर्षक महल सब अछि ,जेना दरबार हौल ,नृत्य कक्ष ,राजा के निवास ,रानी के निवास ,नेपोलियन पैवेलियन , आ भव्य पेगोडा। अहि ठाम अंकोरवट जेका बड़भीड़ छल ।

शहर मोटा मोटी चारि भाग मे विभक्त छै –
उत्तर दक्षिण आकर्षक आवासीयक्षेत्र ,आ फैक्ट्री ,पश्चिम बहू मूल्य आवासीय आ आर्थिक क्षेत्र{विशेष}आ मध्यव हृदय अहि शहर के फ्रांसीसी भाग ,जतय मिनिस्ट्री ,बैंक ,उपनिवेश मकान ,बाजार आ होटल सब छै ।

पीयर रंगक सेंट्रल मार्केट ,खरीदवैया सभक अड्डा बनल रहैतअछि ,ओहि ठाम अनेक प्रकारक स्वर्ण आ रजतक आभूषणक स्टौल लगल अछि एकरा संग संग पुरानसिक्का ,कपड़ा लता ,घड़ी ,फूल ,पेंटिंग आ खेनाय के सामाग्री स भरल पड़ल अछि ।

दोसर प्रसिद्ध बाजार अछि टुओल टॉम पोंग मार्केट ई रसियन बाजार के नाम स से विशेष जानल जाइत अछि ।

अनेक ठाम नाईट मार्केट सेहो लिखल देखाय पड़ल ।

ओतुक्का समय जीएमटी स सात घंटा आगा छैक। स्थानीय करेंसी रिएल छै,मुदा यू स डी निधोक भ क चलै छैक । अहि ठाम रायल यूनिवर्सिटी ,यूनिवर्सिटी ऑफफाइन आर्ट ,रॉयल यूनिवर्सिटी ऑफ एग्रिकल्चर आदि अवस्थित छैक ।

शहर स कनिक फराक विश्व प्रसिद्ध किरीरोम नेशनल पार्क छै, जेकरा घूमबा लेल पर्याप्त समय चाही। अहि ठाम प्रत्येक वर्ष बड़ भव्य जलोत्सव होईत ,छैक, जेकरओरियौन कए क मास पहिनहि स प्रारम्भ भ जाईत छैक ।

एक सुंदर ,एक स्वप्न मयी राजधानी के दोसर हृदय विदारक पहलू ओकर किलिंग फील्ड सेहो छैक ,जे कोनो भीषण तानाशाहक ,लोम हर्षक ,नृशंस ,नरसंहार कजीवित दस्तावेज़ अछि । सन 1975 स 1989 धरि तानाशाह पोलपोट आ ओकर मंडली द्वारा सृजित कंपूचिया के रक्त रंजीत इतिहासक खुजल पृष्ठ । वार म्यूजियमके हथियारक ,आयुधक क्रूरता के कथा अहि ठाम अखन धरि सिसकी रहल अछि । ओहि विशाल परिसर के घेर क पर्यटक स्थल बनाओल गेल अछि ,जतय करीब20,000 स बेसी लोक के{जाहि मे स्त्री आ दु बरखक बच्चा सब सेहो रहैक } अमानुषिक हत्या कयल गेल छल ।ओकर सबहक खोपड़ी ,ओकर सबहक हड्डी ,ओकरसबहक पहिरल वस्त्र के एक गोट स्मारक बना क सुरक्षित राखल गेल अछि । ठाम ठाम लिखल छैक ,जे कृपया मैदानक घास प पैर नहीं राखू,के जाने ककर मृत शरीर अहि ठाम खसल छैक । ओहि भयानक त्रासदी के खिस्सा सुनि क ,आ प्रमाण देखि क ,मन अथाह वेदना स भरि गेल छल । गाईड बाजि रहल छल ,लोककहत्या करबा मे कोनो गोली व बारूद नहि खर्च भेलए,खजूरक काँटेदार जड़ि मे पटैक क ,बच्चा सब के मारल गेलै,आओर दुर्दांत वर्णन सुनि क मन खराप हुए लगल ,ततुरते ओहि ठाम स प्रस्थान कयल हू । आब शहरक बीच ओहि बड़का स्कूल मे अनलक ,जे ओहि नरसंहारक पहिल पृष्ठ छल ।औचक एक दिन जे सब स्कूल गेलाओ फेर आपस नै घुरला । कक्षा सब के जेल बनादेल गेल छल ,चारहु दिस कंटीली तार स तुरत घेरल गेल , आनन फानन मे एक एक कक्षा मे तीन तीन टा ईंट कदेवार ,अलग अलग सेल ,पॉल पॉट के जे जतय विरोध केलकै, ओकरा ओहिठाम निबटाबय के खूनी प्रयास । स्कूल के अन्य कमरा सब संग्रहालय बनल ,ओहि समयके साहित्य ,पत्रिका ,हत्या मे उपयोगी सामाग्री सब के समेटने सून आंखि स संसार के हेर रहल अछि ।हजारो हजार पन्ना अहि खूनी खेल प लिखल गेल ,फिल्म बनलदुनिया त्राहि त्राहि करि उठल छल ।

अहि विभीषिका के पार निकलबाक प्रयास मे आय धरि ई देश लागल अछि ,गरीबी ,बेरोजगारी ,बाल मजदूरी अनेकों विपत्ति छैक ,दुनिया भरी के स्वयम सेवीसंस्था त छैक ,मु

दा काज की भ रहल छै भगवान जानै थ [, कतेकों मास धरि ई दृश्य हमर मन मस्तिष्क के तिरोहित करैत रहल छल ।]

कहुना करि इमहर उमहर तकैत ,शहरक मनभावन चाकर चौरस बाट प मटर गस्ती करैत एक एक क्षणक आनंद उठाबैत रहलहू ।

स्थानीय समयानुसार करीब तीन बजे हम सब मंदिर पहुचलहु ,अनेक सीढ़ी चढ़ि क महात्मा बुद्धक मंदिर ,अहि ठाम ओ अमिताभ रूप मे छथी। सम्मुख पाँच पाँचफुट स बेशी उंच मोट मोट मोमबत्ती सब ,एक दु टा जरि रहल छल ।ओहि परिसर मे कीछु और मूर्ति सब छैक,कनी नीचा सीढ़ी स उतरि क एक नीक जलपान गृहसेहो छैक ,एक ठाम बाहर मे सेहो किछू पूजनीय मूर्ति सब के सजा संवारि क राखल गेल छल।ओहि ठाम स नीचा के दृश्य बड़ा रमणीय लगैक।

नोम्पेंह के नाम अहि मंदिर प अछि ,पहाड़ी मंदिर ।एकर किस्सा सेहो बड़ मनोहर छैक ।

शहर मे नदी कातक दृश्य अति मनोहारिणी ,जल मे छोट पैघ जहाज पर पर्यटकक आवाजही ,संध्या समय भोरे जका भ्रमण करैत लोक ,अपन अपन छोट मोटसमान बेचैत फेरीवाला ,सायकिल के एक दीस अपन ठेला व टोकरी बान्हने फल ,सूखल माछ आ दि बेचैत लोक ।कतों बड़ तीव्र ध्वनि लगा क नब पीढ़ीनाचि रहल छल । नदी के कात म पाथरक बेंच प बैसल लोग भाव विभोर सन देखाई पड़े छल । कनी आगा एक टा बड़का विश्रामालय सन बनल [रौद वपानि स रक्षा करबा लेल'] ओहि ठाम फुटपाथ प एक टा छोट छिन मंडिल अछि ,जाहि मे मोंछ बाला तीन टा देवता विराजमान छलाह,ओहि के छोट प्रांगण मेआगि जरि रहल छल,,एक पूजैगिरि सन लोक बैसल,फूल बिकाय,लोक अपन श्रद्धा सुमन सफ़ेद कमल के रूप मे अर्पित करैक। सड़क के दोसर कात पार्क ,आ भव्य पैघ पैघ होटल ,मकान,दोकान सब । सोझा मे एक टा भारतीय होटल छल ,नीक अपन स्वादक शाकाहारी भोजन भेटल । दोकान्दार बतौलक ,बाहरी आगंतुक सबभारतीय भोजन पसीन्न करैक छै। ओतुक्का बाजार सब पाँच बजे बन्न भ जाय छै राति मे होटल ,बार एहने सन स्थान खुजल रहे छै । सड़क कात बेचय वाला सेहोअपन समय व गांहकि देखि व्यापार करैत अछि । भिनसरे स ,झाड पोछ करि दोकान सब खुजय लगे छै । बड़का बड़का ,फूल ,फल स सजल बाजार केटपैत ,आखिरी नजर स सलाम करैत,भोरे भोर हम दुनु गोटे एयर पोर्ट लेल प्रस्थान भ चुकल छी।





शहर स नौ किलो मीटर प एयर पोर्ट छै ,टैक्सी के किराया सात यूसडी। अनेक सुंदर , इमारत ,सरकारी सस्थान ,विभिन्न देशक सहयोग स चलैत संस्थान सबहकविशाल भवन सब स सजल सड़क एक गोट आधुनिक देशक झलक प्रस्तुति करि रहल छल ।

हाँ ,पॉल पौट के तानाशाही के यादगार सन एक ठाम{कत्तोंऔर ,भरिसक किलिंग फील्ड दिस ज़ेबा काल ] बड़का टा के होर्डिंग सन लागल,कोनो अंगरेजी अखबारमे युद्धक समय के छपल लोग सबहक फोटो छै,जाहि मे असंख्य लोग ,,शरणार्थी ,अपन प्राण बचबय लेल माथ प समान सब उठा क भागि रहल छै । जे किन्स्यातभविष्य के पीढ़ी लेल एक टा बड़ का टा के चेतावनी छैक । बड़ मार्मिक छल ।

शहर के अधिकांश आबादी नवयुवक आ छोट बच्चा सब के छैक। समय के संग ,मुंह उ ठेबा के प्रयास मे लागल ,मुदा धूर्त वाणिज्यिक सभ्यताक युग मे मददिगारपहिने अपन स्वार्थ तकैत अछि ,रक्षक भक्षक अहिने अहिने ठाम बनि जाय छै। बड़का कंपनी अपन सामा न बेचबा मे तल्लीन ,बड़का छोटका मौल के बिक्री बिशेख। तखन "समरथ के नहिं दोख गो साई' अहिना चलैत एलै है संसार ।

अनेक विसंगति के उपरांत , ई सुंदर शहर अपना संग ढेर रास खिस्सा पिहानी नेने बड़ दिन धरि ऊहापोह मे रखने छल ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा लघु कथा-

आजुक जिनगीक आइ परीछा

जिनगीक संग परीछा कोनो आइये नइ सभ दिनसँ होइत आबि रहल अछि, आगूओ होइत रहत। मुदा से नइ, पचपन बर्खक श्याम सुनर बाबू, जिनका किछु गोरे श्याम बाबू सेहो कहै छैन, जे सत्ताक उच्चासीन छैथ, हुनके हाथे परसू साहित्यकारक सम्मान प्रसारित हएत...।

दोसैर साँझ शुरू होइते श्याम सुनर बाबू अपन बैठकीमे घूमि-फिरि कऽ आबि चाह पीबिते रहैथ कि धक्-दे मन पड़लैन। मन पड़िते आलमारीसँ फाइल निकालि टेबुलपर अनलैन।

कपक बँचल चाह पीब पान खेलैन। फाइलपर हाथ दइते मन धकधकए लगलैन। मोबाइलिक घण्टी जेना मनमे टनटनए लगलैन। सैकड़ो साहित्यकारक सैकड़ो पैरवी मनमे नाचए लगलैन। सभकेँ तँ यएह ने कहने छिऐन जे समए एलापर देखल जाएत। मुदा कि देखल जाएत? मोबाइलोक पैरवीकार कि कोनो एके रंगक छैथ। रंग-रंगक तँ ओहो छैथे। किछु गुरुजन छैथ तँ किछु संगी-साथी, किछु हितो-अपेक्षित तँ छैथिये। तैठाम की देखब..?

लगले श्याम बाबूक मनमे दोसैर साँझक शाम समाए लगलैन। समाइते मन फुड़फुड़ेलैन। फुड़फुड़ेलैन ई जे अड़तीस सालक राजनीतिक जिनगीमे जे कौलेज छोड़ि राजनीतिमे आएल रही, अही संकल्प संग ने जे समाजक उत्थानमे सहयोगी बनब, जइसँ देशक उत्थान हएत, देश उठि कऽ आगू बढ़त। जइसँ समाजो उठि-उठि आगू बढ़त। अहीले ने जयप्रकाश बाबूक आन्दोलनमे जहल गेल रही। ओहो ने सम्पूर्णताक माने सम्पूर्ण क्रान्तिक डाक भरने रहैथ। तइ दिन तँ एतबे ने मनमे रहए जे समाजक अंग बनि समाज-सेवा करब। वएह ने राजनीति भेल। जखन कि अनुकूल समए भेटल, आइ राज्यक श्रेष्ठ सम्मान पुरस्कार दइक भार ऊपरमे अछि...।

श्याम बाबूक मन ठमकलैन। ठमकलाक किछु कालक पछाइत श्याम बाबूक मन अपन जिनगीक राजनीतिक खेल खेलाए लगलैन। अखन धरि जहिना अनका संग अपने छह-पाँच केलौं, तहिना ने अपनो संग आनो कम नहियेँ केलक। जे आनो बुझैए आ अपनो मन कहिते अछि...।

मुदा किछु भेल, एकरो तँ नकारल नहियेँ जा सकैए जे चाहे कोसी-गंगाक स्वच्छ पानिक घाट हौउ, आकि कमला-बलानक धोर-मट्ठा भेल पानिक घाट, चाहे लिढ़ाएल-समाढ़ाएल कोनो पोखरियेक घाट हौउ, आकि सड़ल-गनहाएल डबराक घाट, आकि मैल-कुचैल चिक्कन करैबला धोबिये-घाट हौउ.., अड़तीस बर्खक राजनीतिक बढ़ैत जिनगीक संग रंग-रंगक टपानो टपैट ऐठाम आबि उच्चासीन भेले छी..!

'उच्चासीन' मनमे ऐबते श्याम बाबूक मन चौंकलैन। ऊहि जेना जगलैन। भवितव्य गाछक फल बँटैक बेर छी! भविसक संग जिनगी सटैक धार छी। जइ धारक घाट टपैक प्रश्न अछि...।

श्याम बाबूक हृदए धकधकेलैन, धकधकाइते बोल निकललैन–

"पवित्र पावन मनसँ विचार करक अछि।"

टेबुलपर राखल फाइल खोललैन। सैयो साहित्यकारक सूची अछि! अखन एते कम समैमे केना नीक-बेजाएकेँ बेड़ा सकब..?

ठमकल मन श्यामबाबूकेँ, ने आगूक कोनो बाट सुझैन आ ने पाछूए हटने बनैबला। सरकारी काज छी। आगू-पाछूक बीच सीमापर श्याम बाबूक मन ओहिना ओझरा गेलैन,

जहिना धरती-अकासक बीच क्षितिजपर कोनो हवाइ-जहाज फँसि जाइए। साहित्य अकादेमीसँ फोन एलैन–

"परसू दस बजे समारोह छी, मात्र काल्हि भरिक समए अछि, अहीमे कार्यालयक सभ काज सम्हारि पुरस्कार पौनिहारक हाथमे आमंत्रणक चिट्ठी थमा देब अछि, तँए..?"

आगूमे राखल फाइलिक कागजात, चारूकात पसारि कऽ मने-मन विचार करैक विचार उठिते ई+मन[1] विचार उठौलक–

"अखन तक साहित्य क्षेत्रमे जे अछि, ओ तँ कौलेजेसँ देखैत आबि रहल छी, मुदा..?"

'मुदा' लग ऐबते श्याम बाबूक मन ओहन अन्हारमे ओतऽ अन्हारा गेलैन, जेतए लोक बुझैए जे आब खसब छोड़ि कोनो सहारा नइ अछि...।

लगले मनमे उठलैन–

"धरती-अकासक बीच क्षितिजपर तँ अखन अपने छी, तखन..?"

श्याम बाबूक मन तेना अन्हारा गेलैन जे ने आगू किछु देखैथ आ ने पाछू...।

ओही अन्हारमे अन्हराएल मन टोकलकैन–

"इतिहासो तँ आगूमे बैसले अछि। अखन तँ जीबै छी, मुइला पछाइतो केतेको लोक ओहन भेला, जिनकर एगारह-एगारह बेर साड़ासँ निकालि पोस्ट-मार्टम भेल। आ केते कि भेल से इतिहास बुझनिहार जानैथ...।"

मनक टोनसँ श्याम बाबूक मनमे टंकार जगलैन। केकरो रोटीपर नोन नइ, केकरो बोड़ा-बोड़ा! स्पष्ट धारा बनि रहल अछि जे किछु परिवार, जाइत नहि, सत्ताक परिवार बनि गेल अछि आ बहुसंख्य कात लागल अछि! ओकरा के देखत? मुदा अखन तँ सत्ताक ओइ घाटपर तँ अपने ने आसीन छिऐ...।

'सत्ताक घाटपर अपने' मनमे ऐबते श्याम बाबूक विचार आगू घुसैक गेलैन। घुसैकते असथिर चित्त करैक विचार दोसर मन देलकैन। विचार जगिते जेना सभ किछु बिसैर गेला तहिना श्याम बाबूक मन फरिछा गेलैन। फरीच होइते चाह पीबैक इच्छा भेलैन। अपन की चाह अछि, एकरे तँ परीछा छी आ यएह छी आजुक जिनगीक औझका परीछा। जाबे तक कियो कोनो विचारकेँ संकल्प सदृश्य नहि पकड़त ताबे तक जिनगी ढुलमुल बनल रहत। मुदा सत्तो तँ सत्ता छी, शासन छी, जे बिना अनुशासित भेने नइ चलै छै...।

---

1 इमान

बिच्चेमे पत्नी चाह नेने आबि श्याम बाबूकेँ टोकलकैन–

"मन बड़ खसल देखै छी?"

एक घोंट चाह पीब श्याम बाबू बजला–

"मन की खसल रहत, बेठेकान भऽ गेल अछि।"

पत्नी–

"केहेन फाइल अछि जे मने बेठेकान भऽ गेल अछि?"

श्याम बाबू–

"बुड़िबकहाक फाइल रहैत तखन तँ गहुमक भूसी जकाँ बोड़ामे कसि कऽ रंगसँ ऊपरमे टीप दैतिऐ, मुदा से नइ ने छी कविलाहाक फाइल छी, जँ एकोरत्ती एनए-ओनए हेतै तँ सभ कबलैती घोंसाइर देत।"

'कविलाहा' सुनिते सुचिताक मनमे सुचिन्त्यनाथ2 नाचि उठलैन। उठिते पतिकेँ मन पाड़ए चाहली, मुदा तइ बिच्चेमे मोबाइलिक घण्टी टनटनेलैन–

"सर, परसुए समारोह छिऐ, अपने कहने रही जे समए एलापर मन पाड़ि देब...।"

'समए एलापर मन पाड़ि देब' सुनिते श्याम बाबू थकथका गेला।

'बाप रे! की जबाव देबइ..!'

मुदा तैयो श्याम बाबू अपना मनकेँ बाटीक पानि जकाँ रसे-रसे थीर केलैन। थीर होइते बजला–

"नाम बजिते ने छी आ छुछे ओहिना मन पाड़ै छी, अखन ओते समए अछि जे खिस्सा-पिहानी सुनब। अहू सभकेँ ई आदत लगि गेल अछि जे छोटो-छीन बात-ले घण्टा भरि भूमिके बन्है छी!"

मोबाइलमे फेर घण्टी बाजल। श्याम बाबू पहिल लाइनकेँ काटि दोसर गोरेसँ गप-सप्प शुरू केलैन...।

एकटा संगी अपन समांगक सम्बन्धमे मुहाँ-मुहीं गप-सप्प केने रहैन। गप-सप्पक क्रममे श्याम बाबू कहि देने रहथिन–

---

2 पतिक पुरान संगी

"जे काज अपना हाथक अछि, ओ करैमे थोड़े हिचकिचाएब। समए एलापर बुझल जेतइ।"

समैक ताकमे सभ अपन-अपन घाटपर बंशी पाथने। ओना मोबाइलमे नाओं आबि गेल रहैन, मुदा तैयो श्याम बाबू पुछलखिन-

"के बजै छी?"

"किशोर छी, भाय साहैब अपने संगे जे साहित्य सम्मानक सम्बन्धमे चर्च भेल छल, वएह..?"

श्याम बाबू सकपका गेला। की जबाव देब। मुदा तैयो मनकेँ दबैत-दबैत असथिर केलैन। असथिर होइते बजला-

"अखन निर्णयपर नइ पहुँच पेलौं अछि, तँए जे किछ कहैक हुअए, झब-दे कहू।"

'झब-दे कहू' सुनि किशोरक मनमे भेल जे भरिसक हमरा काजकेँ गम्भीरतासँ नइ लिअ चाहै छैथ। मुदा काजो तँ हुनके हाथक छी, दोसर उपाइयो तँ नहियेँ अछि। बाजल-

"भाय साहैब, जिनका सम्बन्धमे अपने लग अर्जी पहुँचेलौं अछि, ओ जानल-मानल साहित्यकार छैथ। साहित्य सेवा छोड़ि जिनगीमे दोसर काज नइ केलैन। ओना दर्जनो रचना केने छैथ मुदा किछुमे उपसंहार लिखै दुआरे शेष छैन, तँ किछु अधखड़ुआ छैन। मुदा बीस बर्खसँ युनिभर्सिटीक आलमारीमे पाँचटा पोथी छपैले तैयार राखल छैन।"

बिच्चेमे मोबाइलिक घण्टी फेर टनटनाएल। अकादेमीक फोन रहैन-

"राइतिक बारह बाजि रहल अछि।"

'बारह' सुनिते श्याम बाबूक मन तरंगि गेलैन। तरंगि ई गेलैन जे विचार करैमे अपने परेशान छी, तैपरसँ...। मुदा तमसेबो केकरापर करता। तैयो अनखनाएले मने अकादेमी-कार्यालयकेँ उत्तर देलखिन-

"भाय, पटनासँ छह घण्टाक दूरी राज्यक कोना-कोना भऽ गेल अछि, तखन सूचना पहुँचेबाक एते धड़फड़ी किए अछि।"

जबाव नीक जकाँ समाप्तो ने भेल छेलैन कि मोबाइलमे फेर घण्टी भेलैन। नम्बर देखते श्याम बाबू चौंक उठला जे ई तँ गुरुदेवक फोन छी- विलास बाबूक। जिनकासँ कौलेजमे पढ़ने छी! कौलेजक शिक्षक..!

मोबाइल हाथमे नेने श्याम बाबू रिसिभ नइ कऽ रहल छैथ। जेना मनमे महाभारत शुरू भऽ गेलैन। एक दिस गुरुजन, सर-सम्बन्धीक संग कुटुम-परिवार अछि आ दोसर दिस मनकेँ अर्जुन रोग चारू दिससँ घेर नेने अछि! एहेन घड़ीमे की करब नीक हएत?

दुबिधामे पड़ल श्याम बाबूकेँ किछु फुरिये ने रहल छेलैन। बिच्चेमे फेर मोबाइलमे घण्टी टनटनेलैन। मनमे उठलैन जे नीक हएत पत्नीकेँ हाथमे मोबाइल दऽ दिऐन आ कहबा दिऐन जे अखन सूतल छैथ। अधो घण्टा ने सुतना भेलैन अछि, केना उठेबैन..!

मुदा लगले श्याम बाबूकेँ मन धिक्कारलकैन। धिक्कारलकैन ई जे संकल्पित जीवन बना जीब सबहक नैतिक जिम्मेवारी होइए। तैबीच अनेको रंगक बाधा उपस्थित होइते छै। गुरुदेव की कहि रहला अछि से बिनु सुनने केना बुझब...।

फोन रिसिभ करैत श्याम बाबू बजला–

"प्रणाम गुरुदेव! जे आदेश होइ...।"

विलास बाबू बजला–

"अपने भातीज सेहो छैथ, भैयारियो भेलखुन। हुनका ऐ सालक साहित्य सम्मान दऽ दहुन।"

विलास बाबूक आदेश सुनि श्याम बाबू गुम भऽ गेला। गुम ई भऽ गेला जे अपन आत्माराम की चाहि रहल अछि आ चारू दिससँ की भऽ रहल अछि! श्याम बाबूक मन आ छाती तरेतर छहोँ-छित हुअ लगलैन...।

छहोँ-छित भेल छातीकेँ समटैत बजला–

"श्रीमान, अखन पुरस्कार पत्रक पूर्व पीठिका नइ लिखलौं अछि। वएह लिखैले बैसल छी।"

'बड़ बेस बड़ बेस' कहैत विलास बाबू आगू बजला–

"बौआ भवेश जे छैथ ओ अपने मुँह खोलि बजला अछि जे जँ ऐ सालक साहित्य सम्मान भेटत तँ आगू हमहूँ रचना करब। तँए जे मनक मनसूबा छैन ओकरा भंग करब नीक हएत?"

विलास देव बाबूक विचार सुनि श्याम बाबूक मन विचलित भऽ गेलैन। 'बुझल जेतइ' कहि मोबाइल हाथमे दैत पत्नीकेँ कहलखिन–

"ऐठामसँ मोबाइल लऽ जाउ, स्विच-अफ कऽ-के नइ राखब तेकर भिन्न फझैत, आ ओन कऽ कऽ राखब तेकर भिन्न हएत। एक दिस समए निकैल रहल अछि, दोसर दिस काजक ओझरी बढ़ि रहल अछि।"

हाथमे मोबाइल लैत कुरसीपर सँ उठैत सुचिता बजली–

"सदिकाल सुचिन्त्य नाथक चर्च करैत रहै छी जे ओ कौलेजेक संगीए नइ, कौलेज छोड़ि देश सेवाक व्रत लैत संगे जहलो गेल रही।"

सुचिन्त्य नाथक नाओं सुनिते श्याम बाबू चौंक गेला। जेना अखन धरिक सभ बिसरल बात मन पड़ए लगलैन। जहलमे दुनू गोरे एक-दोसरकेँ गवाही रखैत क्रान्तिकारी समूहक बीच सम्पूर्ण क्रान्तिक शपथ नेने रही, जे 'अन्याय-अत्याचारक विरोधमे पूर्ण जिनगी ठाढ़ रहब...।' आनकेँ मन होइ वा नइ होइ मुदा अपन मन तँ कहिते अछि। अड़तीस सालक राजनीतिक जिनगीमे जहिना अन्हर-बिहारि3मे जन्म भेल तहिना ने अहूबेर ओहिना भेल। यएह जिनगी ने भेल तूफानी जिनगी, मुदा कि अखनो तूफानमे ठाढ़ होइक साहस भऽ रहल अछि?

..शासनक उच्च कोटिक सम्मान समारोह छी। ओना रचनाकारक रचने अपन सम्मानक गीत गबैए, मुदा शासनो-सूत्र तँ महत रखिते अछि। समाजसँ सरोकार रखैबला जे रचनाकार होइथ, आकि आनो-आनो जिनगीक कीर्ति रखैबला होइथ, समाजक तँ सभ सम्मानित भेबे केला। ओना रचनाकार समाज साहित्यक बीच जिनगीक पथ-प्रदर्शित करैबला छथिये, तँए समाजक संग-संग शासनोक सम्मानित भेबे केला। मुदा जैठाम निर्धारित सीमा अछि तैठाम तँ ओही अनुकूल ने क्रियान्वित हएत।

अनायास श्यामबाबूक मन सुचिन्त्य नाथक चौबगली घुमए लगलैन। कौलेज छोड़ि हम राजनीतिक मंचपर एलौं आ ओ4 राजनीतिक मंचपर एलो पछाइत छोड़ि कऽ फेर कौलेजेकेँ धेलक। नीक रिजल्टो भेलै आ रचनाकारक रूपमे सेहो जागल। कौलेजक नोकरीक बीच, परिवारक गाड़ी चलबैत साहित्य जगतमे सेहो जेते सम्भव भेलै तेते सेवा तँ केनहि अछि। जँ एहेन-एहेन संकल्पित चरित्रकेँ दरकिनार कएल जाइए तँ इतिहास एकरा कहियो स्वर्णाक्षरमे नइ लिखत..?

ः

---

शब्द संख्या : 1684, तिथि : 01 फरवरी 2016

मोहरा

मास दिनक पछाइत पता लगल जे कुरसोंवालीक सराधो भऽ गेल। गामक ओहन काज जे एक-दिना आकि एक-क्षणा नइ छी, जे चुपचाप भऽ जाएत। सराधक पाछू क्रिया-कर्मक भोज-भातक संग नह-केश अछि तइसँ पहिने तेरातिक भोजो आ छौरझँपी होइए, तहूसँ पहिने लहाश जरौल जाइए। एते नमगर-चौड़गर काज आ बुझबो ने केलौं..!

3 क्रान्तिक हवा

4 सुचिन्त्य नाथ

फेर अपनेपर नजैर पड़ल, नजैर पड़िते जखन मास दिनकेँ गुनलौं तँ केतौ खोंच-खरोंच नइ बूझि पड़ल। माने जहिना सभ-दिना जिनगी अछि तहिना ऐछे, तखन किए ने बुझलौं। आइ जँ केतौ मास-दिनक तीर्थ-वर्तमे गेल रहितौं आकि कोनो महानगरे घुमैले गेल रहितौं, सेहो तँ नहियेँ केतौ गेलौं हेन। मुदा मनमे ईहो जिज्ञासा तँ जगले रहए जे जे कुरसोंवाली एक समए गामक रंगमंचपर मुख्य नचनिहारि छलि, तेकर सराध केहेन भेल?

फेर भेल जे मास दिनक पुरान गप छी तखन जँ केकरोसँ पुछबे करबैन जे कुरसोंवालीक सराध भऽ गेलैन तँ ओ मुँह दुसि कहबे करत कि ने जे तूँ गाममे नइ छेलह जे देखतहक आकि सुनितहक जे पहिने सराध भेल आकि मुइल, एतबो ने बुझल छह।

कोनो गरे ने देखिऐ जे की करब। मुदा मनमे बुझैक जिज्ञासा तँ रहबे करए।

विचारलौं जे रस्ते-रस्ते दछिनवरिया बाधक खेत देखैक बहन्ने जाएब, ओही बीचमे कुरसोंवालीक घर पड़ै छै, जँ कोनो सुराग बूझि पड़त तँ गप खोड़ि देबै, माने चर्चा चालि देबइ। जखने चर्चा उठत कि जहिना धिया-पुता चौमास खेतक अल्लू उखड़लाहा वाड़ीकेँ कियो खुरपीसँ तँ कियो ठेंठिया कोदारिसँ चलिया-चलिया अल्लूसँ किड़ी तक बीछ लइए तहिना सभ बीछा जाएत...।

यएह सोचि दछिन-मुहेँ विदा भेलौं।

संयोज नीक बैसल। कुरसोंवालीक बेटा- सिंहेसरा उत्तरे-मुहेँ अबैत रहए। खुटियाएल केशो देखलिऐ आ रंग झड़ल धोतियो बूझि पड़ल। बूझि एना पड़ल जे नवका धोतीक पाइढ़ ओहिना चक-चक करैत जेहेन नव रंगलमे चक-चकाइत रहैए। लगमे अबिते मनमे भेल माइयक सराधक विषयमे सिंहेसरासँ पुछिऐ।

मुदा फेर भेल जे जँ नइ मरल होइ तखन तँ अनेरे ई कहि गरियौत जे हमरा माएकेँ जीवितेमे सराधक बात पुछैए। भाय! सरधा ने जीवितमे होइ छै मुदा सराध तँ मुइला पछातिये होइ छै। अन्तर एतबे ने अछि जे परक अधिकार धऽ घर चैल जाइए। आगूमे देखते सिंहेसरे बाजल-

"काका, गोड़ लगै छी, माए-बापक करजासँ फारकती भेल।"

'माए-बापक करजा' सुनि मनमे ठहकल जे निसचित माइक सराध कऽ निचेन भेल अछि। गपक पन्ना भेटल। पन्ना पकैड़ पुछलिऐ-

"नीक जकाँ कर्जासँ फारकती पौलह किने?"

'नीक जकाँ फारकती' सुनि सिंहेसराक जेना छाती दहैल कऽ कुड़बुड़ा उठलै। बाजल-

"कक्का, जिनगी भरि जेकरा सेवलक ओहो देह चोरा लेलक।"

सिंहेसराक बात भाँजेपर ने चढ़ल जे की कहलक। पुछलिऐ-

"से की?"

बाजल-

"कक्का, तोरा सभकेँ ते बुझले छह जे माइयो आ बाबूओ दुनू परानी जिनगी भरि खुशीलाल कक्का ऐठाम खटल, जे कमाएल-खटाएल से खेलक-पीलक, हमरो पोसलक। हमरा बिआहो कऽ देलक। गाममे केते कमाइये होइ छै जे औझका लोक जकाँ गुजर कैरतौं तँए पंजाब चैल गेलौं। एम्हर बाबूओ मरि गेल। पनरहे दिन गेना भेल रहए, भड़ो जोकर पाइ नइ कमेने रहौं जे अबितौं, नइ एलौं। माइये आगियो देलकै आ सराधो केलकै।"

सह दैत कहलिऐ-

"जहिना बेटाकेँ अधिकार अछि तहिना ने माइयोकेँ अछि, नीके भेलह।"

बाजल-

"नीके की हएत कक्का, तखन तँ गरीब लोकक माए-बापक सराध भगवाने भरोसे होइए, सएह भेल।"

झमान भऽ सिहरैत सिंहेसराक मन देख कहलिऐ-

"पार-घाट तँ लगिये गेलह किने?"

झुझुआइत सिंहेसरा बाजल-

"पार की लागत तखन तँ अपन हारल लोक बाजिये कऽ की करत।"

जे बात बुझैक जिज्ञासा छल ओ तर पड़ि गेल। ऊपर चैल आएल पिताक सराध। माइक सराध दिस बातकेँ बढ़बैत पुछलिऐ-

"माइयक कहह?"

'माए' सुनि सिंहेसरा विचलित होइत बाजल-

"कक्का, बाउकेँ मरना थोड़बे दिनक पाछू माए दुखित पड़ि गेल। अपने गामोमे ने रही, खुशीलाल कक्का एको दिन खोजो-पुछाइर ने केलखिन आ एक पाइक गोटीकेँ के कहए। भनसिया समाद देलक। जे पाइ कमेने रही से पठा देलिऐ, अपने जँ चैल ऐबतौं तँ ओहो कमाइ ने होइत।"

बिच्चेमे कहलिऐ-

"से ते नीके केलह।"

'नीक' सुनि सिंहेसराक बोल ने आगू उठै आ ने पाछू होइ। हेबो केना करैत, कोनो कि समाजमे छपित बात अछि जे लोकक किरदानी भेड़िया-धसान जकाँ छै। अधलोकेँ तेते नीक कहत जे राड़ीक फूल जकाँ अपने हवामे उड़ैत अकास चढ़ि जाइए, आ अकास चढ़ल काजकेँ धकियबैत-धकियबैत खेत-कातक रस्ता जकाँ बहुपेड़ियाकेँ एकपेड़िया बनबैत नाओं मेटा खेते बना लइए आ जखन खोज-खबैर होइ छै ते कहैए जे सर्वेक खतियानमे ने खत्ते-खेसरा चढ़ल अछि आ ने नक्शामे नक्शे बनल अछि। मुदा सिंहेसरा से नइ केलक, अपन इमानकेँ इमनदारीसँ अङैजैत बाजल-

"कक्का, तोरा लग मुँह उठबैत लाज होइए, मुदा बाप-पित्ती तँ तोहीं सभ ने भेलह, बेटा-भातीज जँ लगतियो करत तँ तोहीं सभ ने तेकर निमरजना करबहक।"

सिंहेसराक बात सुनि जेना हृदयमे धक्का लगल। धक्को केना ने लगैत, एकटा बाल-बोध ऐसँ बेसी कहिये की सकैए। पीठ उघारि आगूमे देत जे कक्का लिअ गलती केलौं एक सए जूता मारू। मनुख विवेकी छी, लाज ओकर आभूषण छिऐ, जे अंगीकार केला पछाइत लोककेँ रहिये की जाइ छै...।

मनमे जेना उड़ी-बीड़ी जकाँ लगल। मुदा गुण भेल जे सिंहेसरे बाजल-

"कक्का, जे बुढ़ियाक धारलिऐ से ते करबे केलिऐ।"

मुदा की धारलिऐ, की केलिऐ की नइ केलिऐ, की करक चाही, की नइ करक चाही..? एक संग अनेको प्रश्न मनमे नाचि उठल। नचैत मन सिंहेसराक पिता- ढोरबापर पड़ल। सुधंग लोक खुशीलालक एकटा महींसक सेवाक सोल्होअना भार ढोरबापर, यएह जिनगी यएह दुनियाँ। कुरसों बिआह भेल रहैन। कुरसोंक जइ टोलमे बिआह भेल, ओ अगुआएल लोकक टोल, ओइमे एकघरा। माने सिंहेसराक माइयक चिष्टो-चार आ बजै-भुकैक ढंग सेहो अगुआएल। सुधंग पति पेब कुरसोंवाली एक-छत्र परिवारक गारजन बनि गेलि।

सत्तैर-अस्सीक दशकमे मिथिलांचलमे भूमि आन्दोलन जोरपर छल। आने गाम जकाँ हमरो गाममे पहीपट्टीबलाक आधासँ बेसी जमीन। बटेदार जगि कऽ बटायदारी आन्दोलन केलक। ओना गामबलाक खेत नहि मुदा बहरबैयाक प्रलोभन जे अहीं सभकेँ सभटा खेत सुमझा देलौं। लोभमे गामक लोक संग भऽ गेल। जमीनेक लोभ कुरसोंवालीकेँ सोझहामे रखि, नेता बना टोलमे ठाढ़ कऽ देलक। बुझलो बातमे कुरसोंवाली लोभा गेली। बुझल बात ई जे जे खेत बटाइ करैए ओकर तँ हक बनिते छै। मुदा मुफ्तक माल केकरा गाड़ा लगै छै जे कुरसोंवालीकेँ लगितै, ओ ओइ आन्दोलनमे चारित्रिक गुण[5] बिसैर ओइ बटाइ जमीनपर अपन हक बनबैले छोट-छोट खोपड़ीनुमा घर बनबा, ओइमे आगि लगबा, गामक तीस-पैंतीस गोरेक बीच ओइ अगिलग्गी केसमे हमरो नाओं घोंसिया देलक। वएह कुरसोंवाली जे मोहरा बनि गाममे एते भारी फसाद केलक। तेकरे सराधक चर्च छी।

निरीह, निरदोस सिंहेसराकेँ पुछलिऐ-

"बुढ़ियाक मृत्यु नीक जकाँ भेल किने?"

हमर बात जेना सिंहेसराक मनकेँ बेध देलकै। ओकरो अपन माइयक किरदानी मनमे ठहकैत रहइ। जहिना विश्वमोहिनी लग नारद बाबाक बगलेमे शिवजीक दूत देख बानरक मुँह बनौने, तहिना बूझि पड़ल। मुदा आब उपाइये की अछि। यएह ने जे ओ गामक इतिहासक एक अंश भेल।

मृत्यु सुनि सिंहेसरा बाजल-

"कक्का, हम जे दू सालसँ पंजाब जाए लगलौं हेन, तेकर माक खुशीलाल काकाकेँ भऽ गेलैन। ई बिसैर गेलखिन जे सरकारो नोकरीबलाकेँ जनम भरि पार लगबै छै।"

सिंहेसराक बात सुनि बूझि पड़ल जे माइक पीड़ा ओकरा सता रहल छै। कहलिऐ-

"से की?"

सिंहेसरा बाजल-

"कक्का, जखन माए दुखित पड़ल, अपने गाममे नइ रही, घरवालीक समाद गेल, जे रूपैया रहए से पठा देलिऐ। जँ अपने गाम चैल ऐबतौं ते ओहो आमदनी केतएसँ आनितौं।"

बजलौं किछु ने मुदा मुड़ी तँ डोलाइये देलिऐ। डोलैत मुड़ी देख जेना सिंहेसराकेँ सह भेटलै। बाजल-

"कक्का, बेमारी आगू हम सभ सकबै, केते कमाइये अछि। बुढ़ियाक दवाइ छुटि गेलइ। पछाइत बहीन आबि अपना ऐठाम लऽ गेलै। ओहो ते हमरे जकाँ अछि। ओहो नइ सकलै। बेमारी बैढ़ते गेलइ। ओतै मरि गेल। ओतै जराओलो गेल।"

जेना साँस छुटल, बजलौं-

"तँए ने बुझने छेलौं। भोज-भात नीक जकाँ केलहक किने?"

सिंहेसराक आँखि ढबढबाएल। बाजल-

"केकरा नइ माए-बापक सेवाक लिलसा रहै छै, मुदा ओते वैभवो रहत तखन ने पार लागत।"

कहलिऐ-

"अखन काजक बेर अछि, तोहूँ जाह अपन काज देखहक आ हमहूँ खेत देखैले जाइ छी।"

◌

शब्द संख्या : 1222, तिथि : 15 फरवरी 2016

---

[1] इमान

[2] पतिक पुरान संगी

[3] क्रान्तिक हवा

[4] सुचिन्त्य नाथ

[5] क्लास कैरेक्टर

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

मुन्ना जी

१

प्रेम विहनि कथा

बखरा

उँह.........!
की भेल. ?
अहाँक दाढ़ी गड़ैए .
हा....हा....हा !नीक चौल केलौं. पहिने त' बिन काटलो दाढ़ी नै गड़ल कहियो.
आ आब.....!
आब बौआ भेलै ने .
" त' की, बौआ भेने हमर गाल मे काट उगि गेल की ."
से नै यौ......!
आ की हमरा लेल अहाँक हृदय मे पाथर समा गेल ?
नै यौ, सिनेह त' आब बौओ के चाहियै ने .
हँ, समय अलग - अलग हेतै .
नै , हमरा अहाँक बीचक सिनेह मे सँ आब ओकरो बखरा लगतै.
" हे देखियौ, अहाँक किरदानी पर ओहो मुस्कियाइए ."

२

विहनि कथा

करोट

----------- --------------

यै कनिया, सुनि के दुख हएत, मुदा कहि देब उचित बुझै छी.
की कहै छथिन माँ कहौथ ने, हिनकर सबहक बात के दुख किएक हएत.
बौआ लाजे नै कहैए.हम सब निर्णय केलहूँ ऐछ जे मयंकक दोसर विआह करा दियै.
माँ, ई सब जे निर्णय करथिन सएह उचित हेतै .मुदा दोसर विआहक प्रयोजन की ?
" हे , कोनो पुतौह आइ धरि साउस सँ मुह नै लगेने छलीह.बाबूजी, ई कहौथ जे अय सँ पहिने कोन बेटाक दोसर विआह करेने छलखिन्ह ?"
यै कनिया, साउस त' जे सुनै छथि जे हमरो दस लोकक बीच कुचेष्टा सुन' पड़ैए. जे महा

कान्त बाबू अहाँ दलालक फेर मे बाँझ कनिया उठा अनलौं. बातोत' ठीके छै एतेक दवाई आ जाँचक पछातियो परिणाम शुन्य ऐछ.आब अहीं निर्णय क' कहू हमर वंश कोना बढ़त ?
बाबू जी हम लाजे चुप्प छलौं . आ अपन कपारक दोष बुझि तरे तर गलल जाई छी.सत्य त' छै जे दवाई दारू आ जाँच ई विश्वस्त केलक जे कमी हूनके मेछनि! आब ई कहौथ जे कए टा विआह क' कुमारि बेटीक जीवन गार्त करथिन त' मोन भरतैन. ?"
कनिया हम लज्जित छी, हमरा माफ क' दौथ.आअपन कपारक दोष बुझि संतोष करौथ.
" नै बाबूजी से कोना हेतै ?"
से नै, त' और की करब अहाँ ?
" बाबूजी हम दोसर विआह करब. ."
के करत अहाँ सँ विआह ?
कोनो नि: संतान, जे मर्द हएत !
आ कन्यादान ई क' दिह'थिन.

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

अनिल झा

व्यंग्य

अनटोटल गप्प

बहुत सोच-
विचार केलाक उपरांत हम अहि नतीजापर पहुँचलहुँ जे आब हमरो किछु करहे पड़त। बहुत भे लफेसबुक आ वाट्सएपपर मैथिली लेल आँखिमे आँगुर घुसिया कऽ नोर चुएनाइ।

आब सत्ते हमर करेजा फटैया। अहि लेल नहि जे मैथिली के की दशा छनि। अहि लेल फटैया जे जँ हम सोचितेरहि गेलहुँ तँ एहन नहि जे बादमे संस्थाक कोनो नामे नइँ भेटए। जँ नाम भेटिओ गेल त फेर अध्यक्षे टासँ तँकाज नइँ चलि जाएत। ओकर कोषाध्यक्ष, सचिव , मनो रंजन , गुटफोरन आदि आदि सीट लेल सेहो ने मनुखचाही। मिथिलामे जाहि तेजीसँ समीति बनेवाक आंदोलन चलि रहल अछि, निसंदेह किछु दिनक बाद हमराकियो खाली नइँ भेटता।

तँइ आइ हम असगरे सर्वसम्मतिसँ ई पास केलहुँ जे जँ सत्तेमे हम मिथिला -
 मैथिल आ मैथिली केर समुचितविकास होइत देखऽ चाहैत छी तँ आइए एकटा समीति केर गठन करी जँ नहि करब तँ मिथिला आंदोलनमे सभअगुआ जाएत आ हम पछुआ जाएब.

हेयौ की नाम राखू हम अपन समीति केर टोलसँ लऽ कऽ अन्तरराष्ट्रिय तक एकौ टा नाम आब बाँचल नइँ। बहुतनियार-
भाषक बाद ई नाम फुराएल अपने लोकनि अपन अपन आपति दर्ज करा सकै छी जँ कोनो हुअए तँ--

समीतिक नाम -- ''अंतर-ब्रम्हाण्डीय मैथिल महासभा ''

1. अध्यक्ष-- अनिल कुमार झा
2. कोषाध्यक्ष -- स्वयं
3. सचिव -- सेहो अपने
4. मनोरंजन प्रभाग-- असगरे बेसी छी
5. अन्यमे -- सभटा अपने

नोट - अपनेक सलाह आ सुझाव तर्क -
वितर्क करवा हेतु स्वीकार्य अछि। ओना अहाँ सब आब अपन -
 अपन घरधऽ लिय आब हमहीं टा खाली रहब सब भागि जेता।

''जय मिथिला, जय मैथिली

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**आशीष अनचिन्हार**

गजल

बड़ सरल छै फिजिकल मरनाइ
बड़ कठिन छै डिजिटल मरनाइ

जे सिनेहक बेगर मरि गेलै
तकरे कहबै क्रिटिकल मरनाइ

बाँहिमे जकरा तागति छै से
चाहि रहलै कोस्टल मरनाइ

देह छै संगीतक तैयो तँ
बड़ कठिन छै लिरिकल मरनाइ

मरि कऽ हमहूँ जिबिते देखाइ
एहने हो मिथिकल मरनाइ

मतलाक काफिया भारत भूषणजीक फेसबुक पोस्टसँ प्रेरित अछि, ई गजल प्रारंभिक स्वरूपमे अछि

सभ पाँतिमे 2122+22221 मात्राक्रम अछि
दोसर शेरमे दूटा दीर्घ आ तेसर शेरक एकटा दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

मुन्ना जी

गजल.

---------

अजीबो गरीबी कहानी  क' गेलै
बच्चा जे छलै तें नदानी क' गेलै

पहिने पता केलकै बाट ओतै
छलै बिसरल जे जबानी क' गेलै

पछाड़ैत कोना रहितै नढ़िया
चढ़ि माथ देहो कटानी क' गेलै

कहिया धरि रैहतै आस मे ओ
रहि शेख काजो पठानी क' गेलै

मंदिरोक शानो  छलै जे तहिया
ध्वजा के बचेबा अजानी क' गेलै

पहिने छलै जे कतिया क' ठाढ़ो
भगेबाक काजो मशानी क' गेलै

बहर- ए- मुतकारिब.
मात्रा  क्रम-१२२ १२२ १२२ १२२

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**नन्द विलास राय**

**नैतिकता आ इमान**

खेत बेच देब

खलिहान बेच देब

तइसँ काज नै चलत

तँ कमान बेच देब।

जमीन बेच देब

आसमान बेच देब

अपन आ परिवारक

समुच्चा अरमान बेच देब।

मान बेच देब

सम्मान बेच देब

मानवताक रक्षा खातिर

कीमती समान बेच देब।

आन बेच देब

शान बेच देब

वतनक लेल हम

अपन पराण बेच देब।

वचनक तेल अर्जित

पहचान बेच देब

हरिश्चन्द्र जकाँ

अपना संगे

पत्नी आओर

सन्तान बेच देब।




मरियो जाएब

या मिटियो जाएब

केतबो बच्चा नोर बहाएत

वा पत्नी रूसि कऽ

नैहर जाएत

मुदा ढौआ खातिर की

अपन नैतिकता आ इमान बेच देब?

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**४टा गजल**

1.

**मात्रा-क्रम : 22222222-1212**

**सभ दिन ओ कूदथि आ फ़ाँनथि घडी-घडी**

**आ तामसमे थर-थर काँपथि घडी-घडी**

**सभ दिन घरमे सभकें राखथि कना-कना**

**आ तहिना अपनो ओ कानथि घडी-घडी**

**पठबनि बेटा मासे-मासे कमा-कमा**

**तैयो सभठाँ दुखडा बाँचथि घडी-घडी**

बूढ़ी सभटा काजो करथिन कुहरि-कुहरि

आ बुढ़ियेकें थापर मारथि घडी-घडी

अपने सभदिन भागल रहला जहाँ-तहाँ

आ अनका उपदेशो झाडथि घडी-घडी

मौगीकें ओ रस्ता नरकक कहै छथिन

आ सीता-चालीसा गाबथि घडी-घडी

नाचै छी हम सभ दुनियामे ख़ुशी-ख़ुशी

भगवानो जहिना जे चाहथि घडी-घडी

2.

मात्रा-क्रम : 22222-221

कुदने आ फनने की हैत

अपनामे लड़ने की हैत

मुरखो अछि सेहो ठकि लेत

लिखने आ पढने की हैत

बेटो सभ मोजर नै देत

'हम्मर छी' जपने की हैत

सोचू जे केलनि की राम
दोहा सभ रटने की हैत

घुरि-फिरि अपने काजो देत
अनका लग कनने की हैत

लीखल जे छै हेतै सैह
टाका टा गनने की हैत

यौ बौआ गामो दिस जाउ
पटनेमे रहने की हैत

3.

मात्रा-क्रम : 222221-122

हमरा मोनक मीत अहाँ छी
हमरा ठोरक गीत अहाँ छी

हमहीं गोकुलकेर दुलरुआ
आ हम्मर नवनीत अहाँ छी

धी बेटामे भेद करै छी
मानू बालुक भीत अहाँ छी

सौंसे दुनिया कोस करोडो
बूझू एकहि बीत अहाँ छी

दुसलौं हम्मर मूंह अहाँ जे
लागल अक्कत तीत अहाँ छी

जे छी से छी आब हमर छी
खेला जीवन, जीत अहाँ छी

4.

मात्रा-क्रम : 2222222

दुनियामे अप्पन क्यो नै
दुनियामे दुश्मन क्यो नै

धरतीपर अबिते-अबिते
बनलै वीरप्पन क्यो नै

भेला लाखो कवि जगमे
लेकिन ओ बच्चन क्यो नै

**सभ क्यो छी संतति हुनके**

**हरिजन आ ब्राह्मण क्यो नै**

**सभकें चाही सभ सुविधा**

**मानत अनुशासन क्यो नै**

**संतोषक धन नै जकरा**

**तकरा सन निरधन क्यो नै**

**हम मानै छी जीवनमे**

**साधू छथि सदिखन क्यो नै**

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन




रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमेँ .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। एतऽ प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/ संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि, मात्र एकर प्रथम प्रकाशनक/ प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार ऐ ई-पत्रिकाकेँ छै। ऐ ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

५ जुलाई २००४ केँ **http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html** "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे **http://www.videha.co.in/** पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका **ISSN 2229-547X VIDEHA**




*सिद्धिरस्तु*